करै छथि आ सामाजिक बंधनक बीच सेहो करै छथिन। बंधने ने समाजकेँ बान्हि बेकतोकेँ बन्हैए। अपना काजक समए समाजक काजमे लगबै छथि तइसँ खेतीक उचित देख-भाल नै कऽ पबै छथि। जइसँ कम आमदनीक जिनगी बनि गेल छन्हि। मुदा अहाँ गामक किसानी बाट मजगूत बनि गेल अछि।''

राधामोहनक बात सुनि सुरेखाकेँ मामा मन पड़लनि। मामा मन पड़िते मन पड़लनि वाड़ी-झाड़ी आ माए संग मामाकेँ भाए-बहिनक ओ रूप जे दुनू मिलि जिनगी लेल ठाढ़ छथि। की मामा पाहुन नै जे माएक वाड़ी-तामि-कोड़ि तीमन-तरकारीसँ फल-फलहरी धरिक गाछ-बिरिछ लगा दैत। राधामोहन कियो आन छी, जौं करजानमे केराक घौर पाकल हएत तँ चारि छीमी खुआइओ देबै आ दू हत्था गामो नेने जाइले कहबै। दू परानी केते खाएब, पच्चीस-पच्चीस-तीस-ती हत्थाक केरा घौर। जे तीने दिनमे दुरिओ भऽ जाइए। बाजलि-

''बौआ, चलह। गाम जकाँ तँ बीघा-बीघे वाड़ी-झाड़ी आकि गाछी-बिरछी नहियेँ अछि मुदा जेतबे अछि से चलि कऽ देखहक जे अपना जोकर दुनियाँ बनौने छी की नै।

वाड़ी-झाड़ीक नाओं सुनि राधामोहनक मन आरो चमकल। खोलियापर राखल हँसुआ हाथमे नेने सुरेखा आ पाछू-पाछू राधामोहन डेरासँ निकलि वाड़ी पहुँचल। जहिना मक्कड़मे हर्ड़ी-बिदेसरक मेला पहुँच यात्री फरिक्केसँ हिया कऽ देखैए जे केतए कोन तरहक रूप छै तहिना वाड़ीक टाट खुजिते राधामोहन हिया कऽ देखलक तँ अजीव दुनियाँ बूझि पड़लै।

पानिक नालीक बगलमे पाँच बीट केरा पाँच रंगक देखलक। गाछेमे एकटा पकलो। बीटक ऊपर जाल लगल। चिड़ैक कोनो डरे नै जे चोरा कऽ खएत। सूखल डपोर कटैत सुरेखा बजली-

''बौआ, कहुना भेलह तँ तूँ पुरुखे पात्र भेलह किने ओरिया कऽ ओइ घौरकेँ काटह।''

पाकल केरा घौर कटैक नाओं सुनिते राधामोहन चपचपा गेल,

कहुना तँ पहुनाइमे छीहे ने। उचित-उपकार दुनू। बाजल-

"दीदी, हँसुआ दिअ, आ अहाँ हटि जाउ, केराक पानि बड़ खराब होइ छै, कपड़ामे एहेन दाग लगा दइ छै जे कपड़ा फटि जाएत मुदा छूटत नै।"

राधामोहनक रक-छक विचार सुनि सुरेखा बजली-

"तखनि फेर लोक ओइ दागकेँ छोड़बै केना छै?"

जहिना परीक्षा भवनमे पहिलुक प्रश्नकेँ हल्लुक बुझिते अगिलो बिसरि हाँइ-हाँइ परीक्षार्थी लिखए लगैत तहिना राधामोहन बाजल-

"दीदी, दुनियाँमे एहेन कोन दुख अछि जेकर दबाइ नै छै, तखनि तँ...।"

डोलैत घरमे जहिना घरवारी सोंगर लगा-लगा ठाढ़ रखए चाहैत तहिना सुरेखा अपन जिनगी संग राधामोहनकेँ खुट्टा नै सोंगरे बनए चाहली। मुदा राधामोहनक चटपटाइत मुँह देख बजली-

"हँ तँ किदनि कहै छेलह?"

ठेंगीकेँ ठेंठिए कोदारि भार थम्है छै। बड़का मुरूछि जाइ छै। तहिना ने केरो दागक दबाइ अछि। बाजल-

"दीदी, केहनो दाग किए ने होय, मुदा दबाइओ संगे छै।"

संगे दबाइ सुनि सुरेखा बजली-

"से की?"

"आन जीवित गाछमे ने दूध आकि लस्सा होइ छै, मुदा केरा तँ छी गाछक झड़। तँए एकरा एकरे सूखल डपोर जे छै, ओकरा आगिमे जरा कऽ ओही छाउरसँ रगड़लापर दाग छुटै छै।"

केराक घौर काटि थम्हकेँ सेहो काटि-खोंटि कात कऽ देलक। हँसुआमे लगल पानि माटिपर रगड़ि साफ केलक। आगू बढ़िते कट्ठा भरिक फलक गाछो आ झाड़ीओ देखलक। गमैआ आम-जामुनक गाछ

जकाँ तँ एकोटा फलक गाछ नै मुदा कामधेनु जकाँ सालो भरि फल दइबला सभ। आब कहू जे फड़ैक भार जेकरा नहियोँ छै तहू गाछ सभमे फड़ लटकल छै। अनेरे मन घुरियाएल अछि। मुदा नै गाछोमे अनरनेवा पंडित अछिए। फूल भलहिं होउ, फड़ब पाप बुझिते अछि। मुदा तँए कि धात्रीम सन सावित्री थोड़े अछि जे बिनु सत्यवाने फड़बे ने करत। हँ से तँ अछिए भलहिं टाट-फड़क, आड़ि-धूर, घाट-बाट दुआरे माटिक बाट किए ने बन होउ, मुदा अकासक बाट तँ खुजल छइहे तँए ने कहै छै जे हे प्रियतम देह भलहिं तीन कोस हटले किए ने होय मुदा मन तँ दुनू गोटेक संग मिलि रचिते-बसिते अछि।

समुचित भोजन लेल जहिना आन-आन वस्तुक महत अछि तहिना ने फलोक अछि। मुदा फलक दुर्दशा जिनगीकेँ सुदशा दिस बढ़ए देत। जे मिथिलांचल कुकाठ-सुकाठक संग चानन सन वृक्ष पैदा करैक उर्वर शक्ति संयोगने अछि की ओइ शक्तिकेँ पूजा केने बिना कल्याणक असीरवाद भेट जाएत। जौं मुखौटे होइतै तँ काँच माटिक एकटा दिआरी नेसि, हाथ-जोड़ि निहोरा केलासँ भेटितै तँ अदौसँ होइत आएल आ मिथिलांचल नीचे मुहेँ किएक धसैत गेल। सालो भरि चलैबला फल जैठाम छै, तैठाम...? खींरा लत्ती देख राधामोहन बाजल-

''दीदी, खीड़ो लत्ती बीचमे देखै छी?''

राधामोहनक जिज्ञासाकेँ सुरेखा परेखि गेली। जहिना छोट-बच्चाकेँ माए-बाप, भाए-बहिन ओँगरीक इशारासँ कौआ-मेना देखा ओकर नाओँ सिखबैत तहिना सुरेखा राधामोहनकेँ सिखबैत बजली-

> ''बौआ, खीड़ो फले छी। फलेक गुण ओकरोमे छै, मुदा अपन पारिवारिक जिनगी तेहेन बना नेने अछि जे तीमन-तरकारी-सँ-फलाहार धरि पुड़बैए।''

सुरेखाक बाट राधामोहनकेँ छुछुन बूझि पड़लै। छुछुन ई जे माटिपर पसरल लत्ती आ लत्तीक फड़, केना फलाहार हेतै। हँ एते तँ देखै छिऐ जे करेला-झुमनी-सजमनि जकाँ फड़ैए, सजमनिसँ भलहिं होट हुअए मुदा करैला-झुमनीक तँ संग-तुरिया अछिए। तरकारी मानल जा सकैए। तरकारीकेँ केना फल मानि लेब फड़ तँ तरकारीओ फड़ैए मुदा

लगले मन पलटि महकारी लग पहुँच गेलै। ओकर तरक बीआ जेते तीत होइए ओते तँ करैलोक ने होइ छै। कहाँ राजा भोज कहाँ भजुआ तेली। करैलाक गुद्दा-रस भलहिं तीत होउ मुदा ओइसँ पालल-पोसल बीआ कहाँ तीत होइ छै। दुनूमे अकास-पतालक अन्तर होइ छै। गोल-गोल, हरिअर-हरिअर, लाल-लाल फड़क बीच महकारीक बीआ खाइ-काल खेलहोकेँ बोकरा दइए, से केना करैलाक पड़तर करत। ऊँट जकाँ भलहिं देह उबर-खाबर होउ, रसो आ गुद्दो तितौंस किए ने होउ, गलि-पचि अपने किए ने सड़ि जाए मुदा ओहन बीआ तँ दैते अछि जे संगी-साथी जकाँ मनुखक भोज्य बनि चलैत आबि रहल अछि आ आगूओ चलैत रहत।

खेलौना दोकानपर, रंग-रंगक खेलौना देख जौं बच्चा गुमकी लाधि दिअए तँ किछु कारणक आशंका होइते छै। स्वर्ग सदृश वाड़ी-झाड़ी रहितो राधामोहनकेँ अपन विचारक दुनियाँमे विचड़ैत देख सुरेखाक मनमे भेलनि जे भरिसक रोड़ा-रोड़ीक ठेंस ने लगि गेलै। बजली-

> “बौआ, की करब, जेतबे छुट्टी रहत तेतबे टा ने दुनियोँ बसाएब। इच्छा केकरा ने होइ छै जे इन्द्रासनक आसनपर बैसी, मुदा इच्छे भेने थोड़े होइ छै। अही सुखक लोभमे ने एकटा बौना आबि हरिश्चन्द्रकेँ राज-पाट ठकि लेलकनि। अखुनका वियतनाम राज थोड़े छी जे सालक-साल, दशकक-दशक रगड़ैत रहत। कहू जे जइ राजाकेँ एतबो दया नै जे आमजनक राजकेँ अपना स्वार्थमे केना लगा देबै।”

ओना सुरेखा राधामोहनक मन बहटारए चाहली मुदा जिद्दीयाह गाए-बड़द जकाँ गाछक मुड़ीएपर राधामोनक नजरि अँटकल। राधामोहन बाजल-

> “दीदी, अहाँ तँ खीड़ाकेँ फल कहै छिऐ, एते तक मोनेमे शंका नै अछि जे फड़ नै होइ छै, मुदा फड़-तँ-फड़ भेल आ आमोक गाछक फड़े भेल भलहिं कोशा धरिकेँ फड़े कहिऐ। जिनगीक नीक फल सभ चाहैए आकि नीक फड़ कदीमोसँ नहमर चाहैए?”

जहिना बाल मन वा जुही फूल, परोड़ इत्यादि कोनो नव गाछक सरारि सदृश सर-सरा कऽ आगू धरि बढ़ि जाइत तहिना राधामोहनक प्रश्न

आगू बढ़ल मुदा ओरिया कऽ मुड़ीकेँ मोड़ि सुरेखा बजली-

> ''बौआ, खीड़ाक तरमे तीन फाँक होइ छै, मुदा होइ छै तीनू बरबरि। ऊपरका जे आवरण होइ छै ओ ओहन होइ छै जे दिठा-दृश्य देखए नै दइ छै। ओकरा हटौला पछातिए देख पड़ै छै। मुदा जौं ओकरा कत्तासँ गोल-गोल काटल जाइ छै तँ कहाँ तीनूमे सँ कियो कहैत जे कम छी।''

कहि सुरेखा सोचए लगली जे भरिसक राधामोहनक मन उचटि गेल अछि। जाबे तक दोसर दिस नै तकाएब, ताबे नजरि नै घुमतै। तँए दोसर दिस तकाएब नीक हएत। दोहरबैत बजली-

> ''बौआ, मेलो जाइक समए लगिचा गेलह। नहाइत-खाइत समए भैए जाएत। हमहूँ जाएब किने?''

दोसर दिनक साँझ। शिक्षण प्रक्रियाक समाप्ति। काल्हि विसर्जन छी। भोज-भात आ सांस्कृतिक कार्यक्रम रहत। राधामोहन आ पी.एन.बाबू गाएक घरक थैड़ देखैत रहथि। मच्छरक धनधनेनाइसँ बूझि पड़लनि जे घूरक जरूरत अछि। दुनू गोटे गाइए घरमे रहथि तखने सुरेन्द्रोबाबू आ दीनानाथोबाबू संगे पहुँच बजला-

> ''गाएक घरमे अखनि किए छी?''

ई गप सुनि पी.एन.बाबूकेँ संकोच नै भेलनि। ओना तीनू गोटेक डेरो एकठाम आ वाड़ीओ-झाड़ी एकरंगाहे, तँए प्रश्न बेवहारिके छल। पी.एन.बाबू बजला-

> ''तीन-चारि दिनसँ एते बेस्त्ता बढ़ि गेल जे अपन जिनगीए छिड़िया-बितिया गेल। बूझि पड़ैए जे तीने-चारि दिनक बीच तेते मच्छर बढ़ि गेल जे अवधात करत। मुदा आइओ तँ आब करैक समए नहियेँ अछि। काल्हि बूझल जेतै।''

दीनानाथबाबू-

> ''काल्हिओ की भरि दिन छुट्टी हएत, भोज-भात आकि नाच-तमाशा देखिनिहार-खेनिहार लेल ने, मुदा विदाइ-समारोह सेहो छी

किने?''

''हँ से तँ छी। मुदा ओ तँ भोज-भात पछातिए ने हएत तैबीच तँ समए बँचिते अछि।''

कलपर हएत-पएर धोइ राधामोहनो आ पी.एनो.बाबू लग पहुँचबे केला आकि ओम्हरसँ सुरेखा चाहो नेने एली। ठाढ़े सभ कियो चाह पीबए लगला। दीनानाथबाबू राधामोहनकेँ कहलखिन-

''कौल्हुका नोत-हकार दइ छी। खेबो करब आ देखबो करब।''

दीनानाथबाबू गप तँ चालि देलनि, मुदा भोजैत तँ नै छला। भोजैत सुरेन्द्रबाबू मुदा जहिना घाटपर चेल्हबाक चालिमे भुन्नो फँसि जाइए, तहिना वगलमे बैसल सुरेन्द्रबाबूकेँ भेलनि। दीनानाथबाबू तँ पठौल नै छेलखिन जे मद्दी हेतनि। अपनो मुँह खोलए पड़तनि, भलहिं राधामोहन नै बूझि पबैत मुदा दुनू परानी पी.एन.बाबू तँ छथिए। पुलिसक आगू अनेरे पड़ाएब नीक नै होइ छै, खिहारि कऽ पकड़ि खढ़िया मोर मारि पकड़िए लेत आ जौं पकड़ि लेत तँ सभ ठेही झाड़ि देत। राज-भोज छिऐ, जेते खाएत तइसँ बेसी छिड़ियाएत। बजला-

''राधामोहन सझिया नतहारी हेता।''

जहिना भोज-काजमे पहिले योजना बनैत पछाति हिसाब-वारी होइत। मुदा बैसार दुनू दिन चलैत। एक तँ बैसारमे नतक बँटवारा तखनि नतहारीक चर्च नै। मुदा दोसराक पाहुनकेँ ईहो पूछब उचित नै जे केम्हर एलौं। मुदा जहिना परिवारक छोट भाएकेँ अनको कोहवरक रस्ता खुजले रहै छै तहिना दीनानाथबाबू। जेठ लग जेहने गल्ती तेहने सही। जौं सही अछि तँ मुड़ी झुलौता जौं गल्ती अछि तँ सुधारि देता। बजला-

''राधामोहन, अहाँ पढ़बो करै छी।''

दीनानाथबाबूक प्रश्नसँ राधामोहन ठमकि गेल। केना कहबनि जे परीक्षाकेँ अखनि छोड़ि आगू बढ़ा देलिऐ, आ अखनि घरक पाछू। मुदा उत्सुक मन बाजल-

''पढ़ितो छी, आ परिवारक जे दशा अछि ओकरा जौं नै रोकब

तँ केते दूर ढरकि कऽ चलि जाएब तेकर कोनो ठीक नै। तँए किछु करैक विचार सेहो अछि।''

राधामोहनक सह पाबि दोहरबैत दीनानाथबाबू पुछलखिन-

''परिवार केतेटा अछि?''

''ओना कहैले तीन गोरे छी मुदा...।''

''मुदा की?''

''पिता अंतिम अवस्थामे छथि, अब-तब करै छथि, कखनि छथि कखनि नै तेकर कोनो ठीक नै।''

''केते उमेर हेतनि?''

''सेहो नीक जकाँ नै बुझै छी। झूड़-झूड़ शरीर भेल छन्हि। तइसँ तँ अस्सीसँ ऊपरेक कहबनि, मुदा माएक जे गतिशीलता देखै छी तइसँ बूझि पड़ैए जे घरक चीनवारेक खुट्टा टुटि गेल। आइ करी कि काल्हि, करए तँ हमरे पड़त। सएह सभ मन हौंड़-हाँड़ि देने अछि। तँए गाए पोसैक विचार करै छी।''

आँखिक इशारा सुरेन्द्रबाबूक देखिते दीनानाथबाबू चुप भऽ गेला। सुरेन्द्रबाबू पुछलखिन-

''राधामोहन, विचार तँ नीक अछि, मुदा किछु प्रश्नक उत्तर बूझब जरूरी अछि। भने मेलेमे एलौं। भोज-भात खेनिहार सभकेँ खाए दियौ। मुदा, कहब जे जाधरि अपन मन काज करैले ने मानि जाए, ताधरि रहू। जौं जीवनमे एकोटा काजक लोक भेट जाए तँ जरूर ओइ जिनगीकेँ सार्थक मानल जेतै।''

सुरेन्द्रबाबूक मुँह खुजल देख सुरेखो अपन बातकेँ राखब उचित बूझि बजली-

''दीनाबाबू, जखनि राधामोहनसँ गप भेल तँ कहलक जे हमरा गामसँ अहाँक गाम नीक अछि। पच्चीस बर्खसँ नैहर गेबो ने केलौं हेन, अठारह बर्खक अवस्थामे छोड़ने रही तँए जाएब तँ

तर पड़ि गेल अछि। तँए सेहो कनी कखनो दुनू भाए-बहिनक बीच कहि देब।''

सुरेखाक प्रश्नसँ सुरेन्द्रबाबू घबड़ेला नै मुदा दिन भरिक देहक थकान, तैबीच काल्हि विदाइ समारोह सेहो छी एहेन ने हुअए जे औगताइमे प्रोफेसर साहेबक जैकेट प्रिंसिपल साहैबक डालीमे चलि जान्हि आ प्रिंसिपल साहेबक प्रोफेसर साहैबमे, तँए मन बोझिल, जे केना एहेन सुराग भेट जाएत जे जे जेतै कऽ अछि से से तेते चलि जाए। मुदा परिवारो तँ परिवारे छी। परिवारकँ चैन रखने बिना एको छन चैन भेटब कठिन होइ छै। दीनाबाबूकँ सम्बोधित करैत सुरेन्द्रबाबू बजला-

''दीनाबाबू, एना करू जे एकेटा उत्तरमे दुनू प्रश्न आबि जाए।''

हूँहकारी भरैत दीनानाथबाबू बजला-

''हँ-हँ बढ़ियाँ-बढ़ियाँ, हनुमानजी जकाँ पहाड़े चलि औत अपन-अपन सभ ताकि लेब। मुदा भाय-साहैब एकटा बात पूछब हमरो रहि गेल अछि?''

सुरेन्द्रबाबू-

''कथी ओहो राखिए दियौ?''

दीनानाथबाबू-

''राधामोहन, एकटा बात कहू जे परिवारमे बाहरक लोटा दूध अबैए आकि घरक लोटा बाहर जाइए।''

दीनानाथबाबूक प्रश्न सुनि पी.एन.बाबूकँ नै रहल गेलनि बजला-

''दीनूबाबू की कहब, बिसरि गेलौं रमझिमनी-रामझुमनी। भिंडीक माला जपि-जपि भाषाक जान बँचबै छी। मुदा क्षेत्रो तँ किछु छी।''

एक संग अनेको प्रश्न उठैत देख सुरेन्द्रबाबू विचारलनि जे नीक हएत सभ प्रश्नकँ बहटारि काल्हि लेल राखि ली आ किछु मनोविनोद संग बैसार उसार कऽ ली। चौअन्नियाँ मुस्की दैत दीनानाथबाबूकँ पुछलखिन-

“अँए हौ दीनू, उद्घाटन बेर किए हँसऽ लगल रहह?”

टटके बात, बिसरैयौक तँ नहियेँ कहल जा सकैए। मुदा एकटा जवाबदेहक प्रश्न छी। की कहबनि। हम सभ कहुना भेलौं तँ घरवारीए भेलौं किने, किए ने खोलि कऽ सभ गप करब। मुस्कीक जवाबमे ठहाका दैत दीनानाथबाबू बजला-

“भाय, लाबा जकाँ छिड़ियाएल नै, मुदा छिड़ियाइबला बात तँ रहबे करै ने।”

दुनू गोटेक बीचक बातमे सुरेखा लाड़नि लाड़लनि-

“उद्घाटने जखनि हँसा गेल, तखनि बाँकीए कथी रहल?”

सुरेखाक प्रश्नसँ सुरेन्द्रबाबू थकम्केला। थकमकाइत देख पी.एन.बाबू सम्हारैत बजला-

“बात भेल किछु ने आ अनोन-विसनोन हुअ लगल।”

अपन भाँज बूझि दीनानाथबाबू बजला-

“भेल ई रहै जे चारि गोटेकेँ चरिमुखी दीप नेसि उद्घाटन करक रहै। एकटा मोमवत्ती नै ने जे तीन गोटे डाँट पकडू आ एक गोटे सलाइ नेसि लगाउ। चरिमुखी दीपमे तँ बाँटल चारू गोटेक। सभकेँ दीप जराएब छन्हि। पहिल गोटे जखनि सलाइ खरड़ि एकटा दीप नेसि देलखिन तखनि दोसर-तेसरकेँ सलाइ खड़ैक कोन प्रयोजन। सलाइ काठीकेँ तँ दीपेमे लेसब असान होइतै। से नै केलनि, केलनि ई जे तेसर गोटे जे रहथि ओ राशिमे राशि नै काटि सलाइ खड़ए लगला आकि मसल्ला उड़ि कऽ कुर्तापर पड़ि गेलनि कुर्ता तेहेन जे ओतबेमे दगा गेलनि। सएह हँसी लगल रहए। अहूँ तँ मंचेपर रहिऐ। अहाँ नै देखिलिऐ।”

दीनानाथबाबूक बातसँ सुरेन्द्रबाबूकेँ दुख नै भेलनि। बजला-

“तूँ छुट्टा छह, हम बान्हल छी, तँए किछु...।”

"अच्छा जे होउ, कौल्हका-उगरल वस्तु-जात हएत ओ भोजो हएत आ राधामोहनकेँ मेलाक दर्शन सेहो करा देबनि। अखनि जाए दिअ, दू घंटा दुनू कातक चेकिंग बेवस्था करैमे लागत। तहूमे तीन-तीन चेकिंगमे चोरकट रस्ता रहिए जाइ छै।"

राजसी भोज रहितो तेहेन चोरकट बाट पकड़ा गेल जे ने भोज खेनिहार आ ने भोजैत बूझि सकला जे भरिपेट्टा छी आकि टी-पार्टी। जहिना केकरो घर लुटेबै काल जेकरा जे हाथ लगैत से सएह पार कऽ सबुर करैत तहिना एते तँ सतर्की तीनू गोटे -सुरेद्रबाबू, पी.एन.बाबू आ दीनानाथबाबू- कैए नेने छला जे मझोलका टप रसगुल्ला, अँचारक बोयाम आ निमकीक पैकेट फुटा कऽ दोगमे रखिए नेने छला।

केतए गेल तीन दिनक मेलाक चुहचुही। चारि दिनक चान फेर अन्हराइए गेल। खैर जे होउ। रिक्शापर चढ़ा रसगुल्ला टप सुरेन्द्रबाबू ऐठाम पहुँच गेलनि।

जखनि चाह बनि राखल अछि तखनि अनेरे फकचोदमे समए बीता चाह सरा लेब ई बूड़िबकी नै तँ की हएत। समैसँ एक घंटा पहिनहि सुरेन्द्रबाबू पी.एन.बाबूकेँ आ दीनानाथोबाबूकेँ कहि देने छेलखिन-

"अनेरे चौचंगमे पड़ल छी। चलू, डेरेपर।"

घरमुहेँ होइ काल पी.एन.बाबू दीनाबाबूकेँ टिप देने छेलखिन-

"दीनूबाबूक चलती बेस नीक रहलनि।"

पी.एन.बाबूक प्रश्नकेँ गोड़ियाबैत सुरेन्द्रबाबू कहि देलखिन-

"भाएमे कियो दादा होथि। बात बरबैरे, दीनूबाबू कियो आन छथि। मुदा एकटा बात नै बूझि सकलौं जे एहेन चलती अनभुआर जगहमे केना बनि गेलनि।?"

सुरेन्द्रबाबूक प्रश्न सुनि दीनानाथबाबू जोरसँ ठहाका मारलनि। मकैया लाबा किछु उड़ि कऽ छिड़ियेबो कएल किछुकेँ मुहँमे गोड़िया बजला-

"मुड़जनमा लग पहुँच की कहलिऐ, से कहि दइ छी। कहलिऐ, विश्वविद्यालय प्रतिनिधि छी, तँए चेहरा चीन्हि लिअ।"

मुस्की दैत पी.एन.बाबू दोहरौलनि-

''ओ की कहलनि?''

''कहता की, हमरा कि कोनो नै बूझल छलए जे ओ खानक इंजीनियर छथि, खेत-पथारक मेलामे हमहीं ने सम्हारबनि। तैठाम जौं एनए-ओनए करता तँ दसटा गामो-घरक लोक ने छै धान कटैक ओजार कोदारि कहा देबनि आ खेत तामैक हुँसुआ।''

मुस्की दैत सुरेन्द्रबाबू पुछलखिन-

''आरो कि सभ गप भेल?''

''गप की होएत, किम्हरोसँ आबि जहाँ नजरि दिऐ आकि हाँइ-हाँइ कऽ टेबुल परहक पएर नीचाँ उतारि समधानि कऽ बैस जाथि। मुदा हमरो कोन जरूरति जे अनेरे नजरि अँटकौने रहितौं। कहुना भेल तँ अपन मेला भेल किने, कनी-मनी टुटो-नफा तँ सहैए पड़त।''

दीनाबाबूक बोहैत धारकँ रोकैत सुरेन्द्रबाबू कहलखिन-

''छोड़ू, मेलाक गप। जे भेल सएह ने नीक। कागतपर तँ भेबे कएल। लाइव टू लैंड होय या नै होय। कागजे ने सभ किछु छिऐ। तीन मन तीन सए मन बनै छै। आ तीन सए मन तीन किलो। जेहने कागत तेहने ने रोशनाइओ आ हाथक कलमो। आब लोक थोड़े गीधक पाँखिक कलम बनबैए।''

सुरेन्द्रबाबूक विचारमे हूँहकारी भरैत दीनानाथबाबू बजला-

''बेस कहलौं, कौआ कान नेने जाइए तँ पहिने अपन कान देखब आकि कौएकँ खिहारब। छोड़ू दुनियाँ-दारीक गप। अपन भोजक योजना बनाउ।''

पी.एन.बाबू बजला-

''केते गोटे भेलौं से पहिने जोड़ि लिअ। आरो कोन-कोन विन्यास बनए आ बनौती आ के परोसि कऽ खुऔती से विचारि

लिअ।''

''विचार की करब? जेना-जेना दीनाबाबू कहता तेना-तेना करब, सएह ने सुरेन्द्रबाबू बजला।''

हिसाब जोड़ैत दिनानाथबाबू बजला-

''राधामोहन लगा सात गोटे भेलौं। तहूमे अपना सभ तँ घरवारीए भेलौं असल पाहुन तँ राधामोहने भेला। भोजक नोतहारी सुरेन्द्रे भाय भेला, बँचलौं हम। हम दू-दिसिया बनि दुनू दिस सम्हारि देब। सएह ने।''

''एना झाँपल-तोपल नक्शा बनौने काज नै चलत, खोलि-खोलि सभ विचारकेँ जोड़ियाबए पड़त।''

''हँ-हँ, सएह तँ कहै छी। असल पाहुन माने भेल मिथिलाक राधामोहन। अहाँ मगाहे भेलौं हम भोजपुरीए तँए असल भनसीया भेली सुरेन्द्रबाबूक पत्नी- सुचिता भौजी। वएह ने खाजो खुऔथिन। बेसी होइ वा नै एक-एक पीस तँ हेबाके चाहिऐक।''

सुरेन्द्रबाबू समर्थन करैत बजला-

''बहुत बढ़ियाँ, आगू?''

''आगू यएह जे हमर परिवार विन्यास वस्तुक सूची बना नजरि रखती जे कोनो वस्तु कम बेसी तँ ने होइ छै।''

''बहुत बढ़ियाँ।''

''सुरेखा भौजी वारीक हेती। किएक तँ मन अछि किने, बरी पहिने परसा गेलै आ अदौरी पछाति तहीपर ने सुरेखा भौजी हँसि देने रहथिन। केतबो पी.एन. भाय डँटलखिन तैयो मुँह सापुट लेलकनि?''

''काजक निगरानी?''

''सेहो करब। पी.एन. भाय हेता, अपने वक्ता भेलिऐ हमरा सुनने नइ सुनने की, हेबे करतै।''

“एना किए, खिशिया कऽ बजलौं?”

“खिशिया कऽ कहाँ बजलौं। बजलौं ई जे नीक लागत मानि लेब नै नीक लागत नै मानब।”

चाह चलल। पाँचो गोटे गोल-मोल बैसला। राधामोहन दिस देखैत सुरेन्द्रबाबू बाजए लगला-

“बौआ, अहाँ नवतुरिया छी, अहीं सभ भविस छिऐ। कहलौं जे गाए पोसैक विचार होइए से नीक विचार अछि। मुदा एतबेसँ काज नै चलत। दुनियाँक आन-आन मुलूकमे सुनै छिऐ गाए-महिंसकेँ एते-दूधा होइ छै, ओते दूध होइ छै। सत् बात छै। मुदा ओइ सत्यक पाछू बहुतो कारण छै। ओकर जलवायु केहेन छै ओकर सालो भरिक मौसम केहेन होइ छै। अपना ऐठाम मोटा-मोटी तीन मौसमक सामना पशुपालककेँ करए पड़ै छन्हि। जाड़, गर्मी आ बरसातक। जाड़-गर्मी दुनू पशु लेल अहितकर अछि। ऐ अहितकरकेँ हितकर केना बनौल जाए मूल प्रश्न अछि। ओना केतबो कहल जाए जे दूधक धार बहै छल, मुदा...? दूध-दही जइ स्तरक भोज्य पदार्थ छी ओइ स्तरक समाज अखनि धरि नै बनि सकल अछि, मुदा एका-एक अचानक तँ हेबो नै करतै। तँए पढ़ल-बिनु पढ़ल किसान परिवार लेल नीक बेवसाय पशुपालन छी। अच्छा ई कहू जे परिवारमे खेत केते अछि?”

राधामोहन-

“ठीक-ठीक तँ नै बुझै छी मुदा अनदाजन तीन-चारि बीघा हएत।”

तीन-चारि बीघा सुनि सुरेन्द्रबाबूक मुँह बिजकि गेलनि। मनमे उठलनि जे जौं तीन-चारि बीघाक समुचित खेती कएल जाए तँ प्रर्याप्त अछि। मुदा खेतीओ करब तँ जटिल अछिए। तीन-चारि बीघा खेत पचास टुकड़ीमे बँटि सौंसे गाम छिड़ियाएल हएत। संयमित होइत पुछलखिन-

“सभ खेत एकरंगाहे अछि आकि भीन-भीन?”

सुरेन्द्रबाबूक प्रश्न राधामोहन नै बूझि सकल। नै बुझैक कारण भेल जे घरमे खतियान, दस्ताबेजसँ लऽ कऽ बन्दोवस्त रसीदक संग सभ खेतक मालगुजारीओक रसीद अछिए। कागजे ने असल पहिचान खेतक छी, तहूमे रैयती मालगुजारी छीहे, एकरंगाहे अछि। ब्रह्मोत्तर-शिवोत्तर रहैत तँ मालगुजारीक जगह शेषेटा लगैत। सेहो तँ नहियेँ अछि। राधामोहनक मन जमीनक गुत्थीक गिरह खोलिए ने पबै छल, जइसँ बाजबे की करैत। ओना तीनू गोटे बूझि गेला जे राधामोहन प्रश्न नीक जकाँ नै बुझलक। नै बुझैक कारण नहियोँ सुनब होइ छै से नै प्रश्नक गहराइकेँ नै छूबि सकल। सुरेन्द्रबाबू प्रश्न दोहराबए नै चाहथि, दोहरेबे की करितथि। वएह ने रामाकठोला। वएह बात वएह शब्द। दीनानाथबाबू बीचमे ऐ दुआरे नै टपकथि जे सुरेन्द्रबाबूक स्वाभावसँ परिचित। जँ कहीं रधेमोहन जकाँ भँसिआ जाएब तँ दोसर लग हमरा लेल थोड़े औत आ वएह लगा चला देता। तँए अनकर टेटर अपना सिर सहेजब नीक नै, तँए चुप। मुदा पी.एन.बाबू अपन मैदान देखि मुँह बन्न राखब उचित नै बूझि, बजला-

> “सुरेन्द्रबाबू, भरिसक राधामोहन भाषा भेदक चलैत प्रश्न नै बूझि सकल। बुझा दइ छिऐ।”

पी.एन.बाबूकेँ मनमे उठलनि। जेकरा हमसभ एक्के गाममे अमधुर कहै छिऐ ओकरे किछु गोटे अमरूद कहै छथि, मुदा मिथिलांचल तँ भिन्न अछि, जैठाम लताम कहल जाइ छै। मन मानि गेलनि जे भरिसक भाषे दोष छी। बजला-

> “अपना सभ समाजक प्रवुद्ध वर्ग छिऐ किने, जे पछुआएल जिनगीसँ पीड़ित अछि ओ किआँ ने गेल अगुआएल जिनगीक पद्धति। जौं से होएत तँ अल्लू घर-घर चलैए ओइ घरमे मिठाइओ तँ चलि सकै छल। किएक तँ तैंतीस-चौतीस रंगक जँ ओकर तरकारीओ होइ छै तँ ओइसँ बेसी पैंतीस रंगक मिठाइओ तँ होइते छै। मुदा जँ लाट साहैबक ऑफिसमे भाषेक दूरी बनल रहत तँ समस्याक समाधान सुलझत आकि आरो उलझत। एक तँ भाषाक दूरी दोसर भाषाक अपन शब्दक दूरी तँ अछिए।”

सह पाबि दीनानाथबाबू टिपलनि-

“हँ-हँ भाय साहैब अहाँक विचारसँ हम बिल्कुल सहमत छी जे एके तरकारीक नाओं क्षेत्रक कोन बात जे गामोमे भिन्न-भिन्न अछि। मिथिलांचलक घेरा झारखण्डमे नेनुआ आ परोड़ बनि जाइए तँ भोजपुरमे सोल्हनी नेनुआ बनि जाइए। तेतबे नै नेपालक राजविराज क्षेत्रमे झींगा नाओं रखने अछि।”

बैसार अनुकूल भेल। पी.एन.बाबू राधामोहनकेँ पुछलखिन-

“राधामोहन, सुरेन्द्रबाबूक प्रश्न बहुत नम्हर भऽ गेलनि, किएक तँ अपना ऐठाम एक-दोसर जमीनक दूरी बहुत अछि। केतौ वाड़ी-घराड़ीक मूल्य बेसी अछि तँ केतौ चर-चाँचरक कम। तहिना पानिक लाट अछि तँ केतौ बिनु पानिक। कोनोक माटि नीक अछि तँ कोनोक दोखरा बालु। तहिना केतौ ऊँचरस रहने रौदीक संभावना बेसी रहैत तँ केतौ दाहीक। दाहीक कारण खाली बाढ़िए नै बर्खा सेहो होइ छै। ऊपरका पानि नीचाँक फसलकेँ दहा दइ छै।”

महजाल जकाँ जलियाएल प्रश्न देखि सुरेन्द्रबाबू राधामोहनपर नजरि अँटकबैत बजला-

“राधामोहन, अखनि तँ अहाँकेँ माएओ आ बाबूओ जीविते छथि, हुनकासँ विचारि नेने छी। विचार लैक पहिल ई कारण जे जौं हुनक अनुकूल विचार छन्हि तँ काजमे सुविधा एहत। जौं प्रतिकूल विचार हेतनि तँ ओ ऐ काजसँ अवगति नै हेता जइसँ सुनाड़ी जिनगीक लाभ नै अनाड़ीक नोकसान हएत।”

अवसरि पाबि दीनानाथबाबू टिपलनि-

“जैठाम कोनो नव काज शुरू कएल जाइत अछि ओइठाम तँ सभ अनाड़ीए भेल किने?”

मुस्की दैत सुरेन्द्रबाबू बजला-

“औगताइमे कहि सकै छिऐ। मुदा से नै ऐठाम नव किस्मक

जर्सी गाएसँ पूर्वक देशी गाए तँ अछिए। दूधारू जानवर दुनू भेल। जिनगीक सभ आवश्यकता दुनूकेँ छै। मुदा ओकर खाढ़ बदलि गेलै जइसँ दूधक शक्ति बदलि गेल। तँए ओकरा ओइ अनुकूल केना बना कऽ राखल जाए से मूल भेल। मुदा एकरा लेल जरूरी अछि जे ओइ पाछू समए केतए लगै छै आ परिवारक लोकक समए केतए अछि तही हिसाबसँ ने नीक हएत।''

समैकेँ ससरैत देखि प्रश्नकेँ मोड़ैत सुरेन्द्रबाबू बजला-

''राधामोहन, जइ परिस्थितिमे अहाँ छी, अछैते पूजीए लल-बेकल छी। बहुत पूजी अछि। मुदा ओइ पूजीमे गति आनैले बहुत मेहनतिओ आ सुझिओ-बुझिक जरूरति अछि। जे अखनि अहाँ लेल कठिने नै भारीओ अछि।''

सुरेन्द्रबाबूक प्रश्न सुनि राधामोहन ओहन ठमकान नै ठमकल जे चारूकात अन्हराले बाट देखैत ओहन ठमकाएल जे चारूकात बाटे-बाट देखैत। एक्के गाछक कोन जड़ि छी आ कोन छीप परहक बड़क सीर, बिलगाएब कठिन अछि। मुदा बिनु बिलगौने काजो तँ नहियेँ चलत। बाजल-

''श्रीमान्, अखनि एते पसार देखा देब तँ ओकरा समेटि कऽ उसारब कठिन भऽ जाएत। तखनि एना कऽ जरूर देखा दिअ जे फेर केकरोसँ पुछैक जरूरति नै हुअए।''

राधामोहनक प्रश्न सुनि सुरेखा टिपलनि-

''बड़-बड़ धान खेलैँ रे बगड़ा ऐबेर पड़लौं मरदसँ रगड़ा।''

महावीरजी जकाँ एकटा जड़ि नै पहाड़े उठा कऽ आनए पड़त। सुरेखाक चपचपी देखि सुरेन्द्रबाबू गंभीर होइत चपचाइत बजला-

''राधामोहन, अखनि अहाँक जिनगी लटकल भँट्टा जकाँ झुलैए। तँए निश्तुकी काज लेल निश्चित समए चाही, से नै देखै छी। कहै छी जे पिता अब-तबक स्थितिमे छथि। अहाँ गाए खुट्टापर

बान्हि लेब हुनका असपताल लऽ जाइक जरूरति हएत की करबै। समैपर गाएकेँ खाइ-पीबैले नै देबै तँ दुरि भऽ जाएत आकि दुरूस रहत।''

राधामोहन-

''तखनि?''

सुरेन्द्रबाबू-

''तैयो बहुत संभव अछि।''

राधामोहन-

''किछु-किछुक चर्च कऽ दियौ। जे सूटगर हएत ओइठामसँ जिनगीक क्रिया शुरू करब।''

प्रश्नक गंभीरता अँकैत पी.एन.बाबू मुँह बिजका मुड़ी डोलबए लगला। मुदा अपनाकेँ पूरक प्रश्नकर्ता बनब नीक बुझलनि। अपने-आपकेँ अपना नजरिए देखब आ अनका नजरिए देखैमे किछु-ने-किछु अंतर तँ आबिए जाइ छै, तँए नीक हएत जे दुनू नजरिक समावेशी दिशा होइ। तँए नीक हएत जे सुरेन्द्रबाबूक सोच-विचार आ अपन सोचमे की अन्तर भऽ रहल अछि। तैसंग राधामोहनकेँ दुनूमे की अनुकूल बनि पड़त। मनमे अबिते ठोरक केबाड़क बिलैया ठोकि कान ठाढ़ केलनि। कान ठाढ़ करब ऐ लेल जरूरी बूझि पड़लनि जे एहेन ने हुअए जे मूलेमे मन किम्हरो भसैक जाए। राधामोहनकेँ हजारो प्रश्न उठबैक अधिकार छै, अनसुनीओसँ काज चलि सकै छै, मुदा हमरा सेने से तँ नै हएत। एक तँ घरवारी छी, दोसर अपना क्षेत्रक प्रश्न छी, तेसर किछु हेतै तँ राधामोहन उपरागे किनका देतनि। नमहर गोष्ठीक अध्यक्षता जकाँ भारी तँ बूझि पड़लनि मुदा दोसर तँ जवाबदेहो नहियेँ छथि, जिनका सुमझा सकै छियनि। मुदा..., खैर जे होउ।

दीनानाथ मने-मन सोचथि जे जे शोध सुरेन्द्रेबाबूक अन्दरमे कऽ रहल छी, ओही प्रश्नक उत्तर श्रीमुखसँ सुनब। अवसरि भेटल। जौं साकांछ भऽ नै सुनि-बूझि लेब तँ पछाति अपने भारी हएत। सुरेखा लेल

धनिसन। मरदा-मरदी गप छी, अनेरे बीचमे पड़ब मगजमारी हएत। मुदा लगले मन बदलि अपन प्रश्नपर पहुँच गेलनि। 'हमरा गामसँ अहाँक गाम नीक अछि।' के कहने छला। संगे-संग जवाब देब। आब कहू जे सतंजामे एकटाकेँ बेड़ाएब केहेन हएत। जौं आँखि निराड़ि कऽ नै ताकब तँ भेटत केना।

तही बीच सुरेन्द्रोबाबूक पत्नी आ दीनानाथोबाबूक पत्नी आबि बैसली। मौका पाबि दीनानाथबाबू पी.एन.बाबूकेँ पुछलखिन-

> ''भाय यौ, तिलासंक्रान्तिमे एकटा तिल खेने तँ बेटा-बेटी जिनगीक मोटा उठा लइए आ सुरेन्द्र भाइक बनौल तिलकूट जे सालो भरि लोक पनपिआइ करैए से की हेतै।''

सुरेन्द्रबाबू तँ चुपे रहला मुदा हुनक पत्नी सेहो ओम्हुरके। तँए वएह नैहरक पक्ष लैत बजली-

> ''से तँ बुझिते हेबै।''

समैकेँ अनेरे बोहैत देखि राधामोहनकेँ सुरेन्द्रबाबू कहलखिन-

> ''बौआ, अखनि अहाँ बालबोध छी, जिनगीक धक्का-पंजासँ भेँट नै भेल अछि। अपने उठि कऽ ठाढ़ भऽ जाएब धिया-पुताक खेल नै छी, तँए छोड़िओ देब उचित नै। अहाँ अपन दिशाहीन परिवारकेँ दिशा दऽ सकै छिऐ, मुदा ओहूमे कठिनाइक सामना करए पड़त। वैचारिक दौड़मे पहिल संघर्ष समाजमे होइ छै। जखने आगू दिस बढ़ए चाहब तखने रूढ़िवादी विचार, जे समाजक कोढ़ रहल अछि, अपन सोल्हन्नी शक्तिसँ विरोध करैए। मुदा तेकर चिन्ता नै। जहिना सूरसाक मुहसँ हनुमान सुरक्षित निकलि आगू बढ़ि गेला तहिना टपान अछि, टपि जाएब। जाबे धरि कोनो परिवारक आमदनी-खर्चासँ कम रहतै ताबे धरि ओ परिवार पाछू मुहेँ ढरकबे करत। अहाँ तँ सहजे त्रिकाल, काँच अवस्था, पुरुष विहिन परिवार आ परिवारमे ओहन रोगी जे मृत्युक करीब पहुँच गेल अछि, मे पड़ल छी। तँए अपन खेनाइक संग घोड़ाक दानो आ मोछमे तेल लगा सवारीओ

करैक छह।''

बीचमे सुरेन्द्रबाबूकेँ पी.एन.बाबू टोकलनि-

''हरि अनंत हरि कथा अनंता अछि। ओते वृहतमे एकाएक जाएब नीक नै। नमहर-सँ-नमहर गाछक बीआ कनीओ माटिमे रोपि कऽ जनमौल जाइ छै।''

पी.एन.बाबूक इशारा पाबि सुरेन्द्रबाबू घोड़ाक मुखाड़ी खींच बजला-

''राधामोहन, किसानी परिवारमे जनम भेल अछि तँए किसानी जिनगीकेँ कनीए बूझि लिअ। अहाँक प्रश्न भारी नै अछि। खण्डीओ करि कऽ सोझराइए देब।''

सोझराएब सुनि राधामोहनक मनमे खुशी उपकल। सुरेखा समैकेँ गमौने बिना सुरेन्द्रबाबूपर आँखि फेकलनि। सुरेन्द्रबाबू बूझि गेलखिन जे भरिसक अपन प्रश्न मन पाड़ि रहली अछि। भने नीक हएत जे पहिने हुनके उत्तर दऽ दियनि। बजला-

''देखियौ, राधामोहन बजला जे हमरा गामसँ अहाँक गाम नीक अछि। मुदा बाल-बोध अछि औगताइमे बाजि गेल। सभ गाम कुकुर-कटौझमे लगल अछि। खेबो करैए आ भूकबो करैए।''

विचारक रस पाबि दीनानाथबाबू मुँह चटपटबैत पुछलखिन-

''से की से की, भाय कनी फड़िछा दियौ।''

मुस्की दैत सुरेन्द्रबाबू बजला-

''सभ सभकेँ गरियेबो करैए आ मुँह मिलानीओ रखने अछि। कियो बजैत जे असकर बरसपतिओ फूसि तँ कियो बजैत दिन-राति आत्मा रामक तीमन खा आ चिड़ैसँ बाँतर कहि विवेकबान बाबू बनह। खैर जे होउ। खेती-वाड़ीक उपजासँ अहाँ (सुरेखा) गौआँ कोठो-कोठी बनौलनि आ खेबो-पीबो नीक करै छथि, तइ खियालसँ राधामोहन बाजल। मुदा पढ़ल-लिखल लोक राधामोहनक गाममे बेसी अछि। तँए के नीक के बेजाए, कहब

कठिन अछि। राधामोहन आगू बाजू?''

राधामोहन-

''दबाइओ किनैमे आ दूधो उठौना लइमे तंग-तंग भऽ गेल छी, तँए गाए पोसैक विचार मनमे आएल।''

राधामोहनक प्रश्न सुनि सुरेन्द्रबाबूक मनमे भेलनि जे राधामोहनकेँ ओकर सम्पतिकेँ बिना जनौने कारोबार जनाएब नीक नै। बजला-

''देखियौ, जे पूजी (खेत) अछि ओकरा समुचित बेवस्था केने अहाँ नीक गिरहस्त बनि सकै छी। पूजी दू रंगक अछि, एक श्रम आ दोसर धन। दुनूक मिश्रित दिशा जिनगीक बाट भेल। गिरहस्तीक बहुतो डारि छै। तइमे गाएओ पोसब एकटा अछि। मुदा जखनि अपन सम्पतिक असल रूप हनुमान जकाँ बूझब तखने ने नमहर छलांग लगाएब। बड़बढ़ियाँ। केतेक गाए पोसैक विचार अछि?''

राधामोहन-

''मन तँ अछि जीविका बनबैक मुदा अखनि से पार लागत। तँए एकेटा पोसैक विचार अछि।''

सुरेन्द्रबाबू-

''बड़ बढ़ियाँ, सभसँ पहिने ओकर खेनाइ-पीनाइक जोगार कऽ लिअ। कोनो दूधारू घास एक माससँ पहिने नै उपजा सकै छी, तँए गाम जा कऽ पहिने घासक खेती कऽ लिअ। खेती केला पछाति रखैक जोगार, घर आ थैरक सेहो कऽ लेब। अखनि अकसरहाँ किसान अगबे एसबेस्ट्सक घर बनौने छथि। से नै, बरसात लेल एसबेस्ट्स नीक अछि मुदा जाड़ो आ गर्मीओ लेल उपयुक्त नै अछि। ओकरा तरमे मोटगर कऽ छाड़ दऽ देलासँ उपयुक्त बनि जाइ छै। ई दुनू काज केने आउ, तखनि ऐठाम-पूसासँ एकटा दुधारू गाए कीनि संगे चलब आ दूधक पहिल भोज खाएब।''

पी.एन.बाबू राधामोहनकँ कहलखिन-

"साल पछाति तँ हमहूँ गामे अबै छी। जौं चारिओ-पाँच गामक लोक गाए पोसलनि तँ ओते दूरक बीच जिनगीओ बनले रहत।"

❍❍

## ५

समए पाबि राधामोहन पूसा मेला तँ चलि गेल मुदा परिवारमे बिनु कहने। आने मेला जकाँ टटके दर्शन कऽ घूमि जाएब, मनमे रहै से गड़बड़ा गेलै। पाँच दिन समए लगने बुधनीकेँ अन्देशा हुअ लगलनि। जे कहीं छौड़ा बौर-तौर तँ ने गेल। नव कवरिया अछि हो-हामे ने केतौ पड़ि गेल। मुदा पिता-नन्दलाल छाती लगा मारि लेलनि जे जहिना दुनियाँक सभ किछु छुटिए रहल अछि तहिना बेटो गेल। मुर्दापर जेहने अस्सी मन लाद तेहने नब्बे मन, ओरो की।

हहाएल-फुहाएल राधामोहनकेँ अबिते देखि यशोदा मैया जकाँ बुधनीक छाती सूप जकाँ भऽ गेलनि। काजक भूखल-पिआसल चेहरा देखि बुधनी बजली-

> "बौआ, थाकल-ठेहियाएल एलह-हेँ, किछु पानि पीब लैह।"

माएक बात सुनि राधामोहनक मन ओइ यात्री सन भऽ गेल जे छहराइ लेल आमक गाछक निच्चाँमे बैसैए आ तखने पाकल धब दऽ आगूमे खसै छै। उत्साहित मने राधामोहन बाजल-

> "माए, भने कनी जिराइओ लेब आ मेलोक गप-सप्प सुना देबौ।"

जहिना कोनो परिवारक हराएल बच्चा हाथमे किछु नेने अबैत जेकरा देखि माए-बापक मन खुशी होइत तहिना दुनू बेकती बुधनी आ नन्दलालोकेँ भेलनि।

पानि पीब राधामोहन बाजल-

> "माए, जहिना कियो मनकामना नेने देवस्थान पहुँचैए तहिना भेल।"

तड़सैत मनमे जहिना तृष्णा तड़पैत तहिना माएक तड़सैत मनपर राधामोहन आँखि गड़ा देखए लगल। जिज्ञासु मन माएक। बेटाकेँ अपन तृष्णा केना कहत। केकरा नै मन होइ छै जे नीक खेनाइ खाइ, नीक शरीर लऽ कऽ नीक घरमे रही। प्रतिकूल मौसमकेँ अनुकूल बना शान्तसँ

निवास करी। मुदा माएक बात जौं बेटा बुते नै पुरौल भेल तँ ओकरो मन कानि-कानि बाजत जे माएक मन लगलै रहि गेलनि। तइसँ नीक जे ओकरे सुनब हएत। बजली-

"की सभ मेलामे देखलहक?"

मेला सुनि राधामोहन विस्मित हुअ लगल। दहिना हाथ उठा चानि ठोकि बाजल-

"माए, एक जिनगीकेँ के कहए जे पुश्त-पुश्तैनीक जिनगीक बाट भेट गेल। भगवान दहिन भेला, जे मेलाक जड़िएमे पहुँच गेलौं। तेहेन-तेहेन विचारक सभसँ दोस्तीआरे भऽ गेल जे गुरु मानि लेलियनि। केतौ हमरा बौआइ-ढहनाइक जरूरति नै अछि। जखनि जे जरूरत हएत एक लपकन चलि जाएब आ सीख लेब। जइ हिसाबसँ कहलनि तही हिसावसँ काजो करब। एकेटा गाए पोसब। बेसी नै सम्हारल हएत। मुदा एकोटा पोसब तँ तीन के कहए जे तेरहक मुकाबला करत।"

बेटाक उत्साह देखि बुधनीक मन उत्साहसँ धधकि गेलनि। जहिना केतौ कोनो घरमे आगि लगने भुकार फुटैत तहिना माएक मन देखि राधामोहन बाजल-

"माए, अपना सभ बुझै छी जे गरीब छी कोनो आए-उपाए नइए, मुदा से नै तेते अछि जे सम्हारले ने हएत। हाथमे रूपैआ नै अछि खेत-पथार तँ अछि। ओना खेतो तेतेक अछि जे नीक जकाँ गिरहस्तो बनि सकै छी, मुदा जखनि मनमे जिनगीक पहिल काज गाइए पोसब जागल तँ यएह करब। सीमा कातक जे खेत अछि, दुनू गामक लोक हगनार बनौने अछि ओइ बारहो कट्ठाकेँ बेचि लेब। दस हजार रूपैए ओइ बाधक जमीनक दाम छै। हगनार बूझि पाँच-दस हजार कमे दिअए मुदा बेचब ओकरे। ओइसँ एको कनमा उबजा नै अबैए।"

राधामोहन बजिते छल कि बिच्चेमे नन्दलाल ओछाइनिएपर सँ बाजल-

''बौआ, खतियानी चीज छी तँए पहिने बन्दोबस्ती, दस्ताबेजी बेची। लोक की कहतह?''

राधामोहन चुप्पे रहल मुदा पत्नी झपटि बजली-

''दिनोमे तरेगन देखै छी से होशे ने अछि आ बेटा जे किछु करए चाहैए तँ आगूसँ ठेहुन गरा दियौ। ओकर सभ किछु छिऐ, राखए आकि बोहाबए, तेकर नीक बेजाए ओकरे हेतै। अन्न बिना मरब आकि भीख मांगि खाएब, कौल्हुका दिन लोक ओकरे ने थूक देतै। तइले हम किए रोकब।''

बेटा दिस मुँह ताकि बुधनी पुन: पुछलक-

''हँ, और की करबहक?''

दूमे एकक सह पाबि राधामोहन बाजल-

''दस कट्ठा खेतमे दूधारू घास लगाएब। अपना बोरिंग नै अछि, एकटा कले खेतमे गड़ा देबै आ छोटके इंजिन लऽ लेब। ओना अखनि एक्केटा गाए आनब तँए एके गाए जोकर घरक काज अछि मुदा से नै करब, तेना कऽ बानाएब जे तीन-चारिटा गाएक अँटाबेस भऽ जाएत। अखनि ताबे गहुमक भूसी कीनि कऽ राखि लेब।''

मास दिन बीतैत-बीतैत घरो बना लेलक आ बीत-बीत भरिक दूधारू घासो उपजा लेलक। पचास हजार रूपैआ हाथमे बँचलै रहै पूसा विदा भेल।

चिन्हरबे लोक चिन्हरबे घर-दुआर साढ़े पाँच बजे साँझमे राधामोहन पी.एन.बाबूक डेरापर पहुँचल। दुनू बेकती बजार गेल रहथि। तैबीच बगले डेरासँ सुरेन्द्रबाबूक पत्नी देखिते पूछि देलखिन-

''गाम-घरक की हाल-चाल अछि राधामोहन?''

राधामोहन-

''सभ आनन्दित अछि। साहैब सभकेँ नै देखै छियनि?''

राधामोहनक बात सुनि सुचिता बजली-

''साहैब सभ सहाएबे छथि किने, रौद-बसात लगबैक समए भऽ गेल अछि किने, किम्हरो रौद-बसात लगबए गेल हेता।''

दुनू गोटेक बीच गप-सप्प चलिते छल कि दुनू बेकती रक्का-टोकी करैत पी.एन.बाबू पहुँचला। रक्का-टोकीक कारण रहै राति लेल माछ किनब। चसगर खेनिहार पी.एन.बाबू तँए माछपर जोर देने। एक तँ माछक अड़सट्टा तेहेन भारी अछि जे खाइ-बेर तक अड़सट्टा लगौने रहैए, तइसँ नीक अपन गाएक दूध किए ने। कोनो बसी तरएदूत नै। माछक छातीपर बैसैक दम ओकरा नै छै। तखनि तँ वेचारा ओहुना कहू जे दू गोरेक भानसमे जौं चारि घंटा समए लगाएब केहेन हएत। दूधकेँ की छै, बथनियाँ जकाँ दूहि कऽ चुल्हिओपर कटिए चढ़ा देबै आ गरमे-गरम खाइ बेर थारीमे उझिल देब। एक संगे दुनू काज कटियो सोन्हा गेल आ दूधो औँटा गेल। ओना माछ कीनिए नेने रहथि। राधामोहनकेँ देखतै पी.एन.बाबू पुछलखिन-

''गाम-घरक की हाल चाल अछि राधामोहन?''

''बड़बढ़ियाँ अछि। जहिना-जहिना कहने रही तहिना-तहिना करबो केलौं।''

राधामोहनक जवाब सुनि पी.एन.बाबूक मन फुला गेलनि। बजला-

''अहू ठामक जात्रा नीके अछि, माछ अनलौं-हें।''

बजैकाल तँ बाजि गेला मुदा लगलै मन रोकि कऽ अँटका देलकनि। रोकि देलकनि जे माछ खाइ छथि तिनका लेल ने, जे नै खाइ छथि तिनका लेल जत्रा भेलै? तैसंग ईहो ने भोज्य पदार्थक तुलनामे माछ महगो अछि, जेतए सस्ता वस्तु भेटब भारी अछि तैठाम की कहल जाए। खैर जे होउ, मिथिलाक पहिचान तँ छीहे। भलहिं पोखरि बाढ़िमे मरने भऽ गेल हुअए, गढ़िया गेल हुअए, खरहा गेल हुअए आकि भोँथिया गेल हुअए, मुदा झंडा झुकाएब नीक हएत। झुकबाको नै चाही। से जँ झूकि गेल तँ की एहेन देह-दशा लऽ कऽ मुरै उखाड़ब।

विचारमे पी.एन.बाबू मगने रहथि आकि तखने सुरेन्द्रो आ दीनानाथोबाबू ललका-ललकी करैत पहुँचला। ओना ठोर दुनूक पटपटाइते रहनि मुदा राधामोहनक सोझहामे अपन उलझन राखब नीक नै बुझलनि। पाशा बदलैत दीनानाथबाबू राधामोहनकेँ टोकलखिन-

> "बड़ चपचपी देखै छी राधामोहन। इन्दिरा आवासक पाइ गाए किनैले भेटल आकि दारू भट्ठी जाइले। से भाँज कनी कहू।"

सुरेन्द्रबाबू आ दीनानाथबाबूक बीच जे ललका-ललकी रहनि ओ ई रहनि जे जौं दूधक पैदावार गाममे बढ़ि जाएत तँ ओकर बजार केहेन हएत? नीक प्रश्न रहितो दुनू गोटे ओझरा ओतए गेल रहथि जे बजार केना बनै छै।

दिन उगले सभ एकठाम बैसला। तैबीच सुरेखा माछकेँ धो-धा तेलमे कर लगा नेने छेली। संयमित सोच रहने कियो अपन रमाकठोला नै पसारि राधामोहनेक बात सुनैले खढ़िया जकाँ कान ठाढ़ केने रहथि। से जौं नै करतथि तँ नढ़ियो तँ नहियेँ छथि जे सोझहे भुकबे करितथि। पुछतनि कोइ ने। अपन जिनगीक मांसक रक्छा तँ वेचारा खढ़ियोकेँ अपने करए पड़ै छै, नै तँ जेकरे आँखिक सोझ पड़त मारि कऽ खा जेतै।

जहिना किछु लोक एहनो होइ छै जे मुदालह बनि लड़बकेँ प्रतिष्ठा आ मुद्दैकेँ अप्रतिष्ठा बुझै छथि, कारण जे होउ...। तहिना काज पुरौल राधामोहनक मन प्रश्न सुनैक जिज्ञासा लेल उत्तर मनमे रखने तँए फुलैत जे किछु पुछता तँ प्रश्नक नीक उत्तर देबनि। बिच्चेमे सुरेखा टपकली-

> "दूध नीक आकि माछ?"

दीनानाथकेँ भेलनि जे चिकारीमे भरिसक हमरे कहलथि, किएक तँ हुनका दुनू गोटेसँ तँ धकाइते छथि। अवसरक चुकल बाण जहिना सौंसे दुनियाँ बौआ-ढहना अबैए तहिना बूझि पड़ैए जे हएत। हमहीं बुझलिऐ आ ओ सभ नै बुझलनि, की ओ सभ अन्न नै खाइ छथि जे नै बुझने हेता। सुरेखाक आँखि-पर-आँखि दऽ दीनानाथ उत्तर देलखिन-

> "जे भेटए से नीक।"

अनेरे समैकेँ ससरैत देखि सुरेन्द्रबाबू राधामोहनकेँ पुछलखिन-

''की सभ अखनि धरि केलौं?''

जहिना कोनो विद्यार्थी रातिमे कोनो कविता वा गीत रटलक आ भिनसुरका परीक्षाक प्रश्न पबिते अह्लादित भऽ कागतपर उतारि दइ छै तहिना राधामोहन बाजल-

> ''श्रीमान्, एक लाख दस हजार रूपैआमे खेत बेचलौं। सबा क्वीन्टल मासक हिसाबसँ पाँच क्वीन्टल गहुमक भूसी कीनि लेलौं। दस कट्ठामे घास लगौने छी, चारि थान रहैबला घर बनेलौं। पचास हजार बँचल अछि जे लऽ कऽ अपने लोकनिक सरणमे आएल छी।''

राधामोहनक जवाब सुनि, जहिना कोनो देवालयमे गेट परहक हनुमानजी सभसँ पहिने असीरवाद दइ छथिन तहिना दीनानाथबाबू सुरेन्द्रबाबूकेँ कहलखिन-

''भाय साहैब, अपनेबला गाए दऽ दियौ।''

दीनानाथबाबूक विचार सुनि सुरेन्द्रबाबू ठमकि गेला। ठमकैक कारण छेलनि एक संग अनेको प्रश्न मनमे उठब। अपना खुट्टा परहक गाए छी, बच्चेसँ देखैत एलौं। अखनि गाए अछि। पनरह किलो दूध होइ छै। की सभ खाइले दइ छिऐ आ केतेक बेर पानि पीआबै छिऐ, केहेन घर बना रखने छिऐ। सभ तँ बूझल-गमल अछि। जौं गाए देबै तँ तैसंग ईहो सभ कहि देब नीक हएत। मुदा दोसर प्रश्न उठि गेलनि जे लाख रूपैआ दरमाहा उठबै छी, एकटा बोनाएल नवयुवककेँ उठैले तीस-चालीस हजार नै दऽ सकै छी। गाएक दाम नै लेब। मुदा तइ बिच्चेमे दीनानाथबाबू दाम खोलैत बजला-

''तीस हजार गाइयक दाम भेल, गाड़ी भाड़ा अपने लागत।''

दीनानाथबाबूक विचारकेँ समर्थन करैत सुरेखा टिपलनि-

''हँ-हँ, दाम ठीके कहलिऐ। तइमे आसीक जे देथिन।''

दुनूक गप सुनि सुरेन्द्रबाबू बजला-

"गाएक दाम नै लेब।"

मंगनी सुनि राधामोहन चौंकैत बाजल-

"श्रीमान्, जहिना मंगनी किताब पढ़ने लाभ होइ छै तहिना मंगनी बौसौक होइ छै, तँए मंगनी नै लेब।"

राधामोहनक प्रश्नसँ आरो सुरेन्द्रबाबू उलझि गेला। मनमे उठलनि एक तँ जीवनी-सँ-अनाड़ीक हाथ बौस जा रहल अछि। काँच बौस भेल। जौं कहीं दस-बीस दिनक बीच किछु भैए जाइ। गामे-घर छी साँपो-कीड़ा रहिते अछि तखनि तँ ओइ वेचाराकेँ की दशा हेतै। मुदा मंगनीओ नै लिअ चाहैए। दाम कम करि कऽ दिऐ, सेहो तँ उचित नहियेँ हएत। काल्हि-दिन जखनि बेचए चाहत तँ लेबाल कहबै करतै ने जे एतबेमे किनने रहअ। बजला-

"दाम दीनेबाबूक भेलनि मुदा छह मास धरि पाइ अपने हाथ राखू, केते तरहक बेर-वेगरता हएत। जखनि अहीं सबहक इलाकाकेँ अपन जीबैक इलाका बना रहल छथि, तखनि भाय-बंधु सिरजि किए ने पावनिओ-तिहार गामे-घर मनाबी।"

दोसर दिन गाएक संग सुरेन्द्रोबाबू आ दीनानाथोबाबू राधामोहनक ऐठाम आबि सभ किछु देखि-सुनि पायस पारस पाबि चारि बजेक बस पकड़ि लेलनि।

❍❍